

ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

અપન નિઅમ-નિષ્ઠાસઁ ચલૈથ। ઈ સે નહિ, તેઁ એક કમ્પનીક વસ્તુ એક રંગ હોઇ છૈ મુદા તઇમે ઓહન મેલ-પાઁચ કેના ભ જાઇ છૈ જે મેલ-પાઁચ મેલાપર ચારિ-પાઁચ વા પાઁચ-છહસઁ આગૂ-પાછૂ ભૈ હોઇત અછિ। ભ તેઁ ઈહો સકૈ છલ જે એક રંગાહે હોઇત વા એકસઁ પાઁચો હોઇત વા આરો અન્તર ભ સકૈ છલ। મુદા સે કહાઁ હોઇએ? જહિના એકસઁ સાએ ચરિ ગિનૂ આ સાએસઁ એક દિસ ગનૂ, પચાસ તેઁ વચિયેમે રહત। તેઁએ બેટા-બેટીક વાઢ઼િ અવૌ આકર્ષિત હોઉ, મુદા અપન વ્યાસક અનુકૂલે રહૈત આએલ અછિ આ રહબો કરત।

દોસર ભાએ જે વચ્ચેમે કુભેલ ભેલાસઁ ગામ છોડ઼િ પરદેશ ગેલ સે પુન: ઘુમિ કિ ભ નહિયેં એલ। બાલ-બોચકેં સેહાક જરૂરત હોઇ છૈ, હોઇત એલૈએ આ સભ દિન હોઇત રહતૈ। મુદા જખન વ્યહ બાલ-બોચ ચેતન ભ જાઇ છૈથ, તખન હુનક વિવેક કી કહૈ છૈન સે તેઁ આનક-આન ભૈ બુઝિ સકત। ઓ અપને અપન કર્તવ્યકેં નિર્ધારિત કઇ જીવન-પથપર ચલત।। ખાએર જખન ચરતાયિ ભૂમિ છી તેઁ જેતએ વાસ કરબ ઓકરે માતૃભૂમિ બના લેબ। તહૂમે ઓઇ વચ્ચાક તેઁ અધિકાર બનિયેં જાઇ છૈ જેકર જન્મ જેતએ બનિ ગેલ હુઅએ। મુદા પ્રશ્ન તેઁ અહૂસઁ આગૂ અછિ। ઈ ચરતી સ્વર્ગ વા વૈકુણ્ઠ બનએ ચાહએ તખન અપનામે બઁટિ કિ બનત આકર્ષિત સમ્પત્તિ ભ કઇ? ઈ સે નહિ, તેઁ હમ કેતએ છી ઈ તેઁ દેખએ પડ઼ત? મુદા મધ્યમિથિલાવાલોક ભૂમિ તેઁ વ્યહ ભૂમિ છી જે સભ દિન પ્રાકૃતિ પ્રકોપ રહલ અછિ, અખનો અછિ આ આગૂઓ રહબે કરત। ઈ સે નહિ, તેઁ કહાઁ અરબ કરોડ઼પર લટકલ આ કરોડ઼ લાખપર? સભ દિન જહિના રહલ તહિના અખનો અછિ। ભઉઁ કેતૌસઁ હમહૂઁ કહિએ જે છોહે।

તેસર ભાઁઇક પરિવાર ઐ ઢલ આગૂ ભૈ બઢ઼ૈત જે શરીરસઁ નિરોગ રહિતો મનસનક વચ્ચેસઁ ભ ગેલ। જઇસઁ ને વિવાહ કેલૈન આ ને કોનો ભાઁઇક બાત-વિચારમે કહિયો રહલ। તહિના વાઁકો ભૈયારી મધ્યિ ઘરક મોજમે સમાપ્ત કઇ દેલકૈન। મુદા તઇલે હુનકો મનમે કહિયો દુખો નહિયેં જન્મ લેલકૈન। જખન ભાય સભ લગમે બૈસૈથ તેઁ ગર્જ-ગર્જ બજૈથ જે 'મને સભ કછુ છી, જે મનક માલિક આ સવહક માલિક।' મુદા ભાઇયો સભ બિના કછુ ટોકારા દેને ચુપે-ચાપ સુનિ લૈત જે અનેરે ટોકને આરો બરદિયારએબ। સે નહિ તેઁ એક હોક વાજિબાનદ જકાઁ વીમા હાથમે લેત। આ જેમહર મન હોૈન તેમહર બિદા હેત।। અસગરૂઆ પરિવારમે એકકેં વૌડ઼ને પરિવારેક ઉસરર હોઇએ મુદા ગનગુઆરિ જિકાઁ એકટા ટાઁગ ટુટનહિ કી હએત। એક ભાઁઇ તેઁ પરિવાર-ટોલસઁ લ કઇ સમાજ ચરિ ગઢ઼િ લિઇએ। હમ સભ તેઁ કહુના તૈયો ચારિ ભાઁઇ વઁચલ રહબે કરબ। વાઁહી લગમે ડારિ સ્થિઉ઼ નઇએ મુદા તેઁએ કિ ઓ ગાછસઁ હટલ રહૈએ, એહેન તેઁ ભૈ હોઇત।

પતિક અમલદારીમે ચાકર-ચીડ઼ાર, ચૌઘારા ઘરક આઁગન હથસાર સન દરવજ્જા, ચન્દ્રકૂપ સદૃશ ઇનાર, સરોવર સદૃશ વિડ઼િ જાઇકિ પોખરિક બીચ સવહક જમિગયિ સંચમતિ રહૈત તેઁએ પરિવારમે હર-હર ખટ-ખટક પ્રશ્ને કએ ઉઠત। ઓના સાતો ભાઁઇક સાતો કાજ સાત રંગક। જમિગી લેલ સાતો ઉપયોગી મુદા ગુણ-વ્યવહાર આ ઉપયોગક હિસાબસઁ છોટ-પૈઘ। હર-હર ખટ-ખટ ભૈ હોઇક કારણ એકટા દોસરો છલ જે અપન-અપન વૃત્તિ ઉપયોગ કઇ સ્વતંત્ર રૂપસઁ સભ અપન-અપન કાજ સમ્હારૈ છલ। એક કાજમે ને કતૈક વખેરા ઠાઢ઼ હોઇત–જે એના-હેતૈ, એના ભૈ હેતઇ–મુદા એક વિચારમે તેઁ સે નઇ હોએત। સમટલ વિભિનક સુખ જહિના સુતરિહારકેં હોએત, તહિના ને સમટલ પરિવારોકેં હોએત। છોટ ઓસાર રહત આ વચ્ચા બેસી રહત તેઁ ઓઘના-ઓઘના ખસબે કરત। ખાઇકાલ ભરિને છપિલ-વાટી સ્રુટત, જહિના વસ્તુ બેપારક સહાયક છી તહિના બેપાર ઉપયોગક। જઇ વસ્તુક જેતે ઉપયોગ જમિગી લેલ હોએત ઓ બેપાર ઓતે ચલરલ। મુદા પ્રશ્ન અછિ ઈ સભ સ્રૂલ સ્રૂલે છી તેઁ દેવતાક બીચ બઁટાએલ કએ અછિ? ઈ દેવતાક પરસાદ પરસાદે છી તખન મહાદેવ કએ વાઁતર છૈથ?





अप्पन घर सितमैया परिवारमे बाड़ीसँ लऽ कऽ बाध धरिक जमीनमे दुइए बेर बँटवारा भेल छैक जे फूटे-फूट भेल छैक मुदा ऐबेर रूप बदैल गेल। भतिजिया गुमराहट आबि गेल। मुदा खुलि कऽ आगू भऽ बजैत कियो अपन डेग नै बढ़बए चाहैथ।

जहिना सुखल जाड़क बीच आगि हिवा पबति चबैक उठए तहिना पोखरिक लहैर जकाँ सितमैया परिवारमे उठए लगलैन। कारणो अछि जे कहियो केतए जे कँचका ईंटापर खपड़ा घर बनौने सएह अप्पनो घर चिल्हाबि रहल छैन। तहियाँ जहिना मुसहैरक माटि भरल तहिना अकासक तरेगन जकाँ छुटल खपड़ा लगा इजोत होइत। शुद्ध किसानक घर। चाहे खेतमे काज करैकाल बरखा हुअए आकि सुतली रातिमे, अन्तर कोनो नहि। जहिना गोबरक दुनू भाग एक्के रंग भेने उनटा-सुनटाक प्रश्ने नहि, पहिलुका चद्दैरक चारूभाग बराबरे होइ छैक आ जे बँचल अछि ओ अप्पनो ऐछे, तहिना चौतरिक, मुदा आजुक जे साग-भाँगवला चद्दैर वा अन्य जे वस्त्र अछि ओ एकभग्गुए नहि, संयुक्त परिवारक एकाकी रूप जकाँ बनि गेल अछि। जहिना जनमौटी बच्चा छोटसँ पैघ बढ़ैत सरिसो मानवे नहि, महामानवो बनैत अछि मुदा वएह मनुख मृत्युक पश्चात अछियामे जखन जरैबैत जाए लगैए तँ पैघसँ छोट बनैत-बनैत लथरा जकाँ बनि जाइत अछि तहिना ने भऽ रहल अछि। ओना, फूटे-फूट जमीन बँटलौ जहिना छुतकाबल केश कटबैकाल सभ बराबरि भऽ जाइ छैथ। तहिना बाधक जमीनमे कनी घटियो-बढ़ी भेलैन मुदा बाड़ी आ पोखरिमे कोनो तरहक कमी-बेसी नइ भेलैन, सभ अपन-अपन उपयोगक अनुकूल रहैत आएल छैथ। तँए सितमैया परिवारकेँ गामक लोक एके परिवार बुझि ने कियो किछु बजैत आ ने किछु पुछैत। जइसँ पूर्बा-पछबाक कोनो लसैर नहियेँ लगल छेलैन। जखन लसैरे नै तँ असर करिते ने नहि, ईहो बुझैत जे जहिना गाछक डारि छुटने सूल-सुड़ थोड़े बदैल जाइ छै तहिना अनेरे देह रगड़ने तँ अपनो रगड़ा लगबे करत। मुदा से नै भेल, भऽ ई गेल जे सात भैयारीमे तीन भाँइकेँ सुखले गाछक डारि जकाँ चारिए-टा रहि गेलैन आ तहू चारिमे दूटा बँहियाइए गेलैन, तँए सुल-सुलक आसे नै रहलैन। मुदा दुइयो भाँइ रहने चारि भैयारीक परिवार पसारै-जोकर तँ भाइए गेल। गड़बड़ एतबे भेलैन जे एक भाँइकेँ एक आ एक भाँइकेँ तीन बेटा भेलैन। एक रहितो मानवीय विचार आर्थिक विचारमे बदैल रगड़ा-रगड़ी शुरू भेल।

जखने तीन भाँइ एक दिसि हएत आ दोसर दिसि कियो असगरे पड़त तँ नसियति छह हाथ पैरक जगह दूटा हाथ-पएर हँपेबे करत। मुदा चद्दैर तँ ओइठाम ने हाँपि चारूकात अड़ियैबत जैठाम ओढ़निहारसँ डेढ़िया-दोबर होइत, से तँ परिवारमे भाइए गेल छैन। विचारवान परिवार सभ दिनसँ रहलैन जँ से नै रहलैन तँ आन-आन गाममे एहेन-एहेन परिवार मटियामेट भऽ गेल। मटियामेटे नहि, केते जहल भोगलक तँ केते अस्पताल, केते फाँसीपर लटकल तँ केते कपार फोड़ा मरल। मुदा विचारक चलैत ने परिवारकेँ ने कहियो सम्प्रदायकि आ ने जातिक हवा करियो डोलौलकैन। समैक प्रभाव तँ सभ किछुपर पड़ित अछि से तँ परिवारोमे भेलैन। ओना जेकरा समए कहै छिऐ–दिन-राति–ओइमे ओतेक बदलाव कहाँ आएल, कहिक तँ अप्पनो बारहो मास आ छबो ऋतु होइते अछि। अपन-अपन ग्राम-धर्म तँ बँचौनहि अछि। मुदा एकटा गड़बड़ तँ परिवारमे भाइए गेलैन। ओ ई जे एक भाँइक बेटा–श्याम–भैयारीमे असगरे छथिन। असगर भेनाइ तँ बड़ पैघ बात नहियेँ भेल, मुदा पतिक भैयारीमे छोट भाइक बेटा रहने किछु गड़बड़क सम्भावना तँ जनमियेँ गेलैन।

बाबाक अमलदारीमे सातो भाँइक बीच बँटवारा भेलैन मुदा ओ पुनः समटा गेलैन। कारण ई जे शुरूमे तँ बँटवारा भेलैन मुदा तीन भाँइक परिवार घटने फेर समटा गेलैन। केना नै समटाइत, तीनूकेँ कियो पानियोँ देनिहार तँ नहियेँ रहलैन।

विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

दुनू भाँइक बीच एहेन सम्बन्ध बनल रहलैन जे भीन-भिनौजीक परिस्थितियो पैदा नै भेलैन। तेकर कारण भेल जे दुनू भाँइक दुनू तरहक कारोबार रहलैन। एक काजमे दुनू गोरेकेँ रहने वैचारिक मतभेद होइक सम्भावना रहै छइ। कएक तँ एक्के काज केते ढंगसँ कएल जा सकैए। तहूमे जखन समैक मोड़ आबै छै तखन काजोमे मोड़ आबै छइ। सभठाम भलेँ नहि आबौ मुदा नहियोँ आबै छै सेहो नइ कहल जा सकैए। दुनू भाँइकेँ परोछ भेने परिवारमे भीन-भिनौजक सम्भावना बनलैन। सम्भावनाक कारण भेलैन जे एक भाँइकेँ एकटा बेटा, जखन कि दोसरकेँ तीनटा भेलैन। दू भाँइ तँ मेटाइए गेल।

छोट भाइक बेटा रहितो श्याम भैयारीमे सभसँ जेठ, खाली भैयारीए-मे जेठ नहि, पढ़ै-लिखै दिसि सेहो विशिष्ट स्थान रहैन। एक तँ पढ़ैक लगन दोसर सुभ्यस्त परिवार रहबे करैन। मुदा तीनू भाँइ घनश्याम खेलौड़िया बेसी। सदिकाल सिनेमा-पत्रिका आ खेल-पत्रिका उनटा-पुनटा देखैत। पढ़ैपर तँ ओतेक नजैर नहि, मुदा खेलेपर बेसी नजैर पड़ैत।

अप्पन धरि श्यामक वियाहमे कोनो दूजा-भाव नै आएल छेलैन जइसँ कोनो तरहक नीक-अधलाक प्रश्ने नै उठल छल। जे किछु कारोबार छेलैन सामूहिक छेलैन। तहूमे एकटा जबरदस गुण श्याममे छैन जे घरसँ बाहर धरि जे कोनो काज होइ छैन ओ तीनू भाँइ–अपना लगा दुनू–केँ जानकारीमे दैये दइ छथिन। मुदा भैयारीक संग दियादनियोँ तँ बरबैर भाइए जाइत अछि। एक बाप-माए वा सहोदर पति-पतियाइनक बीच जे सिनेह रहैत ओ तँ दुनू गामक दुनू दियादनीकेँ एने तँ किछु-ने-किछु गड़बड़ भाइए जाइत अछि। कारणो छै, मिथिलांचलमे एक सीमा कातक गाम आ दोसर सीमा कातक गामक बीचक जँ दूरी अछि तइमे खान-पान, रहन-सहन, बोली-वाणी इत्यादिमे किछु-ने-किछु अन्तर बनल आबि रहल अछि। तहूमे जइ इलाकामे बाढ़िक उपद्रव कम छै आ जइ इलाकामे बेसी छै, दुनूक जीवन शैलीमे सेहो बदलाव आबै छइ। जखने जीवन-शैली बदलत तखने जीवन पद्धति बदलत। जखने जीवन पद्धति बदलत तखने जीवन लीला बदलए लगै छइ। तहिना गाममे अखड़ाह रहने किछु-ने-किछु लूरि कुस्तीक भाइए जाइ छइ।

तहिना मध्य मिथिलांचलक भाषामे पश्चिम–भोजपुरी सीमा–क्षेत्रक सुआसनि एने, भाषामे किछु-ने-किछु रूप बदलले रहै छै जइसँ भाषापर माने बोली-वाणीपर प्रभाव पड़ै छइ। तहिना पूबरिया इलाका वा दछिनबरिया इलाकाक प्रभाव सेहो पड़िते आबि रहल अछि। जहाँ धरि कुटुमैतीक प्रश्न अछि ओ तँ भागलपुरसँ मोतिहारी आ जनकपुरसँ समधियो धरि होइते आबि रहल अछि।

एकाएक श्यामक मनमे भैयारीक प्रति सिनेह किछु कमए लगलैन। सिनेहमे कमी एने काजमे कमी आबए लगलैन। जेना शुरूसँ परिवारक काजक जानकारी सभकेँ दैत आबै छेलखिन तइमे किछु कमी आबए लगलैन। तीनू भाँइ खेलौड़िया सोभावक रहबे करैथ, तैबीच काजक आदेश कम पाबि आरो खेलौड़िया भऽ गेल।

अप्पन धरि घनश्यामकेँ श्याममे कोनो कमी नै देख पड़ैन। तँए हिसाबक कोनो जरूरतो नहियेँ बुझैथ।

श्यामक मनमे सिनेह कमैक कारण भेल जे पत्नी सदैतकाल कानमे घोरि-घोरि पियबैन जे सम्पैत अपन आ सुख-भोग दियाद सभ करैए! पहिने तँ श्याम पत्नीकेँ सेवक बुझैत आबि रहल छला, ई नै बुझै छला जे दियादनीसँ दियादियो गाढ़ होइ छइ। मुदा वियाहो तँ किछु छिऐ, अड़िकऽ पत्नी पूजे करैकाल खिसिया-खिसिया बाजए लगलैन-



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

“जइ पुरुषकेँ कोनो बात बुझैक ज्ञाने ने छै ओ पुरुष नहि, पुरुषक हड़ छी!”

पत्नीक बात श्यामकेँ छातीमे धक्का देलकैन। मन कहए लगलैन जे ‘हड़’क अर्थ तँ ओ होइत जे कखन अछि आ कखन अपने हड़ जाइत तेकर कोनो ठेकान नहि। जे पाछू दिसि ससरत ओ पौरुष केना पाबि सकैए? मुदा अखन मुँह खोलैक तँ समए नै अछि सिरिष्ठि सुनैक समए अछि।

जहिना बाल्टी भरि पानिमे नेबो आ चीनी रखिए देने तँ सरबत नै बनैए। नेबोकेँ काटि गाड़ि कऽ रस मिलौल जाइत अछि तहिना चिन्नियोक अछि। जहिना एक शब्द वा एक पाँति पढ़लासँ बुझि नै अबैत बल्कि दोहरा-दोहरा पढ़लासँ वा ऐगला-पैछला पाँतिक मिलानसँ बुझल जाइत अछि तहिना ऐगला बातक प्रतीक्षामे श्याम आँखि उठा पत्नीपर देलैन।

नजैरक भाव देख पत्नी बुझि गेली जे ऐगला बात सुनैक प्रतीक्षा कऽ रहल छैथ। जहिना मधुमाछीक सभ छत्तामे एक्के रंग मधु नै रहैत, कोनोमे कम तँ कोनोमे बेसियो रहैत आ तइ संग-संग नव-पुरान–पहिलुका-पैछला–सेहो रहैत। तँए ठकियो कऽ ओइ छत्ताकेँ पकड़ब बुधियारी छी जइमे ठाठगरी भरल नवका मधु रहैए। कहिक तँ पुरना मधु दबाइ-दारू लेल नीक होइ छै, खाइले तँ नवके नीक हएत, तहिना बकील जकाँ अपन पक्ष रखैत पत्नी बजली-

“अखन धरि अहाँ एतबो ने बुझै छिऐ जे चारू भाँइक बीच पनरहटा बाल-बच्चा आँगनमे अछि। पनरहोक खर्च तँ सागीरदेमे सँ चलैए। एके रंग लत्ता-कपड़ा, खेनाइ-पीनाइ अछि, मुदा ई बुझै छिऐ जे ऐमे अपन केते हएत आ दियाद-बादक केतबे छैन?”

श्यामक नजैर धँसए लगलैन। पत्नीक बियानमे किछु तत्व बुझि पड़लैन मुदा से स्पष्ट नै भऽ सकल! प्रतीक्षाक नजैर उठा श्याम आगू दिसि ताकए लगल। तैबीच अबसरक लाभ उठबैत पत्नी दोहरौलकैन-

“पनरहटा बाल-बच्चामे अपन तीनटा अछि। बाँकी बारह तँ भैयारीए-क भेल। तैसंग अपने दू परानी छी आ ओ छह परानी अछि। कनी जोड़ि कऽ देखियौ जे अदहा हिस्सामे अपन केते हएत आ केते हुनका सबहक हेतैन।”

श्यामक मन सहमलैन। सहैमते उठलैन- जे पत्नी अक्षरसः सत्य कहि रहली हेन। सम्पैतक अर्थ सुख-भोग होइ छै, परसादी बाँटब नहि।

पूजासँ उठि भोजन कऽ श्याम घनश्यामकेँ फोन पाड़ि कहलखिन-

“घनश्याम, दुनियाँक तँ बेवहारे भैयारीमे भीन होएब रहल अछि। अपनो सभकेँ कम नै निमहल। गाममे देखै छिऐ जे केते छौड़ाकेँ मौँछक पम्हो ने आएल रहै छै आ बापसँ भिनि भऽ जाइए अपना सभ तँ सहजे धीयान-पूतान भेलौं। भीन भऽ जाह।”

जेना घनश्यामो प्रतीक्षेमे रहए तहिना धाँइ-दे बाजल-

“भैया, सभ दिन अहाँक आदेश मानैत एलौं, आइ नै मानब से उचित हएत। मुदा अहाँ जहिना जेठ भाय छी तहिना तँ रामो-बलराम अछि। भैँ ओ दुनू छोट भाए छी, जे कहबै से करब। मुदा तैयो बिना पुछने किछु नै कहब।”

“વડ઼ વઢ઼િયાઁ, અપ્પન ળા ક઼ પુછ઼િ ઉહ઼ક઼। સુનિ ક઼ ૩ઠ઼ છી નપ્પન સ્ટેન ગાપ ક઼ાવા”

ઘનશ્યામ ૩ઠિ ક઼ વૃદ્દિ ગેઉ।

ગીનૂ દયિાદનીયાઁ આ દુનૂ ખાસ્યોકેં એકન્નીનિ ક઼ ઘનશ્યામ પુછઉક-

“સવહ઼ક વીયમે કહૈ છી। ગૈયા વળા ક઼ કહ઼ૈન ળે ગીન ગ઼ ળાહ। સે કી વયિાન?”

વઉાનામ કહ઼ઉકૈન-

“વયિાન કી ગૈયા, આ અસગાન છૈથ નઁ ળીવાઇ ઉના આ હમ નઁ સહળે ગીન ગાઁર છી। હુનકા ળે મની પ્પનાપ હૌન નઁ ને કયિા ડાક્ટની એઠામ ઉ઼ ળાસ્વઉ હૌન આ ને વળાનસઁ દવાર કીનિ ક઼ અનૈવઉ હૌન।”

ઘનશ્યામ-

“સવહ઼ક કી વયિાન?”

પહિઉ દયિાદની-

“અપન પનિવાન વુહિ ળીની ળકાઁ દનિ-નાનિ પ્પિટૈ છી નૈપન ળે પાઁયો મનિટ યાહમે દેની હૌન નઁ સાઁઢ-પાના ળકાઁ ગન્દ કનએ ઉગના। ગને ની઼ક હ઼એના। ળાની હઉઉક હ઼એના।”

સુનિ ઉઠિ યાહ પીવ પાન પ્પા શ્યામ ઘનશ્યામકેં સોન પાડ઼ઉપ્પનિ। અવનિ ઘનશ્યામ ઉગામે વૈસ કહઉકૈન-

“ળે વયિાન અહાઁક અછિ ગૈયા, સએહ હમની અછિ। અપ્પને વાઁટિ ઉશિ।”

ઘનશ્યામક વોઉી સુનિ શ્યામ સહમઉ। મનમે ૩ઠઉૈન, હમ ળે વુહે છાઇ નસ્સઁ ખાનિન ને નઁ વુહૈએ। મુદા વાન નઁ આગૂ વઢિ ગેઉ આવ ળઁ પાછૂ હટવ સેહો ની઼ક નહિ વળઉ-

“વઁટવાનામે કોની વેવયાન નઁ છહે નહિ। સબ કછુ અદહા-અદહી ગેઉહ। નપ્પન વાપ-પુનુપ્પાક વની઼ઉ ળેઠીસ હોસ્ચ સે નઁ નોહિ વળવહ?”

શ્યામક વયિાન સુનિ ઘનશ્યામ કહઉકૈન-

“અહાઁ પનિાસઁ હમન પનિા ળેઠ છઉ। સંયોગ ની઼ક નહઉૈન ળે ખનીની ને ગેઉૈન। ળપ્પન પનિાક અયકિાનક હિસાવસઁ આસ વઁટૈ છી નઁ હુનકન ળેઠીસ કેને હૌન સે નઁ હમન હએના કનિ?”

શ્યામ કહઉકૈન-



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

“देखह, तमसा कऽ नै बाजह। सभ दिन अपन सतभैया परिवार 'बियारक परिवार' मानल जाइत रहल अछि, तैगाम कनी-मनी चीज लेल झगड़ब नीक नहि।”

घनश्याम मुड़ी डोलबैत बाजल-

“बात तँ बड़ सुन्दर आ बड़ सोहागर कहलौं मुदा एक वंशक सभ रहितो अहाँ अइल-अइलसँ रहि आ हम सभ बँटाइत-बँटाइत एते बँटा जाइ जे घसाएल सिक्का जकाँ सभ किछु रहितो चलबे ने करी, से केहेन हएत?”

तैपर श्याम पुछलखिन-

“तोहर की बियार?”

घनश्याम कहलकैन-

“तीनू भाँइक बियार अछि जे घर-सँ-घराड़ी, खरिहान-सँ- खेत चरियानू भाँइ एकरंग कऽ लिअ। जँ से नहि, तँ।”

श्याम-

“तँ की?”

घनश्याम-

“ई तँ माटिक चर्च केलौं। पोखैर सेहो तहिना बाँटब। जँ से दइले तैयार नै हएब तँ जमीनक फैसला जमीनपर हएत।”

श्याम-

“सएह।”

घनश्याम-

“हँ! सोलहन्नी सहए।”

◌

शब्द संख्या : २८८८

न्याय चाही

हूनाएल चान जकाँ पचासी बर्खक शम्भु काकाकेँ ओछाइन छोड़ैसँ पहिनहि मनमे उठैत जे आब तँ चल-चलीए छी, से नहि तँ जिनगीक अपन हिसाब-किताब दैये दिए, सएह नीक। नै तँ शासनक कोन बिसबास केकरो दोख गारा मढ़ि सजा केकरो भेटै छइ। मुदा सोल्हामे एते तँ जरूर हएत जे अपन बात अपने रखि सकै छी। तैपर जँ नहि मानत तँ हमहूँ नइ मानबै। लड़ि मरी कि सड़ि मरी; शेष कथी बँचल अछि।



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

जहिना नमहर कालमे समैयो अथवा लगैत आ छोट कालमे थोड़ मुदा काल तँ दुनू कहबैत कहियो काहू मगन कहियो काहू मगन, मगन तँ सभ अछिये गंभीर प्रश्नमे ओझराएल शम्भु काका, तँए मन-चित्त आ देह एकवट्ट भेल रहैन।

पत्नी कुमुदनीक मनमे उठैन जे मानसिक सुतबे तँ ने नहि जेता। लगमे पहुँच छाती डोलबैत पुछलकैन-

“अपन चता किए बच्छाव पकड़नहि छी?”

पत्नीक स्वभावहनीमे लहालल शम्भु काका हँसैत बजला-

“अपन चता चिन्ह बुझै छेलौं जे अपने केकराक मागी कयिो बनैए, मुदा?”

बजैत शम्भु काका ओछाइनपरसँ उठि जहिना उठैत सूर्यक दर्शन लोक दुनू हाथ जोड़ि प्रणाम करैत करैए तहिना दुनू हाथ जोड़ि पत्नीक आगूमे ठाढ़ होइत बाजए कऽ बजला-

“मास्टर मैंगे छी, गलती भेल अछि मुदा दोसराक गलती ऊपर मढ़ल गेल अछि।”

अकचकाइत कुमुदनी, बिनु किछु सोचनहि बजली-

“से की, से की, एना किए भोरे-भोर पाप चढ़बै छी?”

“पाप नै चढ़बै छी जिनगीक जे घटल घटना अछि, तइ निमित्ते माँगि रहल छी।”

“जखन एते कहबे केलौं तखन किए ने मनो पाड़ि देब। अहाँ तँ बुझिते छिऐ जे बसिया भात खेनिहारि विसिआह होइए मुदा नेतृका उगल अन्न स्वेक देब ठीक हएत?”

पतलसँ अबैत बहुआएल पानि जहिना छन-छनाइत पवित्र भऽ अबैए तहिना कुमुदनीक विचार सुनि प्रोफेसर शम्भु काकाकेँ भेलैन, बजला-

“अपना दुनू गोरेक एक जिनगी ऐ धरतीपर रहल अछि की नहि?”

“हँ, से तँ रहबे अछि। तँए ने अर्द्धांगिनी छी।”

“हमर देहक अर्द्धांगिनी छी आकि जिनगीक?”

“ई बात अहाँ बुझैबौ कहिया जे पुछै छी?”

पत्नीक प्रश्न सुनि प्रोफेसर शम्भु काका सकदम भऽ गेला। मुदा लगले मनमे उठैन जे टटको घटना बसिया जाइ छै आ बसियो घटना टटका भऽ जाइ छइ। ई निर्भर करैए कारीगरपर। जेहेन कारीगर रहत तेहेन टटकाकेँ बसिया आ बसियाकेँ टटका बनबैत रहत। प्यार जे हौउ। पत्नीकेँ पुछलखिन-

“अपना दुनू गोरे एकठाम केना भेलिऐ?”



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

"एना अरथा-अरथा किए पुछै छी? जे कहैक अछि से सोझ जानिये कहू। एना जे हरसीकार-दरिघीकार लगा-लगा बजै छी से नइ बाजू। जेकरा नीक बुझबै तेकरा नीक कहब आ जेकरा अधला बुझबै तेकरा अधला कहब। अहाँ लग जे कनी दबो-उनार भऽ जाएत तँ हानि मानि ओब सएह ने हएत, आकि छाउर-गोबर जकाँ छिटिटाने उठा बाय दऽ आएब।"

जहिना पोखैरक पवित्र जलमे स्नान कऽ पूजाक मूर्ति गढ़ि मंत्र पढ़ैत दान करए जाइत तहिना शम्भु काका बड़बड़ाए लगला-

"जखन हम चौबीस बर्खक रही तखन अहाँ चौदह बर्खक छेलौं। दस बर्खक अन्तर। आर चलि कहाँ केतौ देख पेलौं जे पुरुष-नारीक बीच उमेरक बिभाजन भेल। जँ से नहि तँ? जँ एको औरुदे दुनू गोरे जीब तैयो तँ अहाँ दस बर्ख बिधिबे बनि रहब। ऐ बिधिबाक सर्जक के? समाजमे कलंकक मोटरी देनिहार के? की ई बात झूठ जे जइ घरमे जेते कम बस्तु रहै छै आगि लगलापर ओतबे कम जरै छै आ जइ घरमे अधिक बस्तु रहै छै आगि लगलापर जरबो बेसी करै छइ? पचास बर्खक तपल-तपाएल जिनगीक अन्त केना हएत?"

दुनू हाथ जोड़ि शम्भु काका पत्नीसँ माफी मंगलैन।

मुदा जहिना बच्चाकेँ नव दाँत रहने अधिक-सँ-अधिक काज लिअ चाहैत, नव औजार हाथमे एने अधिक-सँ-अधिक काजो आ अधिक-सँ-अधिक समए सेहो संग मिलि बीतबए चाहैत तहिना कुमुदनीक सनेह आबो जगलैन। बजली-

"माँफी-ताँफी नै मानब? पति छी तँए पुछै छी। एहन गलती भेल किए, से जाबे नै कहब ताबे किछु ने मानब।"

पत्नीक प्रश्न सुनि शम्भु काका स्तब्ध भऽ गेला। मन कछमछाए लगलैन। सत् बड़ कटु होइ छइ। मुदा जँ पत्नियोँ लग सत्यक उद्घाटन नै कऽ सकब तँ दुनियाँमे दोसरठाम करए केतए सकै छी?

शम्भु काका साँप-छुछुनरिक स्थितिमे पड़ि गेला। एहेन कोनो बिचार मनमे उठबे ने करैन जइसँ मन मानि लितैन जे ऐसँ पत्नी मानि जेती। अलग-बलग किछु बच्चाकेँ कहल जाइ छै, एक तँ सियान कि जे सियानीक ऐगला गाढ़ीमे पत्नी पहुँचल छैथ, दोसर अर्द्धांगिनी सेहो छैथ। कोनो बिचारकेँ बलजोरी थोपि नै सकै छथिन, जँ थोपियो देबैन तँ मानिए लेती सेहो नै कहल जा सकैए। जेते दबाब दऽ कऽ बजैक अधिकार हमरा अछि तेते हुनको तँ छैन्हे। जँ किछु नै कहबैन तखन तँ आरो स्थिति बिगड़ि जाएत। जहिना हुनका मनमे गेंठी जकाँ जनमगाँठ पड़ि जेतैन तहिना तँ अपनो मन नहियेँ बँचत। जँ से नै बँचत तँ आँखि उठा देख केना पेबैन? जँ से नै देख पाएब तँ पति किथीक? सनिष्ठि संगे-रजसटा तँ पत्नीक सम्बन्ध नै छी? जँ ओतबे मानि बुझबैन तँ पति-पत्नीक सम्बन्ध बुझब थोड़े हएत। पति-पत्नीक सम्बन्ध तँ ओ छी, जहिना जनकक एक हाथ हवन-कुण्डमे आ दोसर पत्नीक करेजपर रहै छेलैन, मुदा जहिना नव जीवनक दिशा बिपतिक अन्तमि अवस्थामे भेटए तहिना शम्भुओ काकाकेँ भेटलैन। थालमे गड़ल मोती जहिना जहुरी हाथमे देखते नयन कमलनयन बनि जाइत तहिना कक्कोक नजैरकेँ भेलैन। मन मुसकियेलैन।

पतिकेँ मुसकी देख कुमुदनी मने-मन नमन केलकैन।





जिज्ञासु छात्र जकाँ पत्नीक जिज्ञासु नजरिकेँ देखि प्रोफेसर शम्भु बजला-

"देखू, प्रश्न एकेटा नै घनेरो अछि, जँ एक-एक प्रश्नक उत्तरो दिअ लागब तँ प्रश्ने छुटि जाएत। जँ प्रश्ने छुटि जाएत तखन उत्तरे केना देब। तँए किछु नहि बुझियौ सूसा।"

पतिक बियान सुनि कुमुदनी अचम्भित्र कुमुदनी जकाँ जड़ अवस्थामे भौना स्थायि तँ देखैत मुदा अचम्भित्र कपाटसँ निकैल नै पबैत, तहिना कुमुदनी असमंजसमे पड़ि गेली।

पत्नीकेँ असमंजसमे पड़ैत देखि प्रोफेसर शम्भुक मनमे उठलैन जे जहिना माटिक ढेपा, गोला, चेका जोड़ि-जोड़ि पैघसँ पैघ बान्ह बान्हल जाइए तहिना जँ बान्हि दियनि तँ जरूर ठमैक जेती। मुदा मन मानलकैन नहि। पत्नीक बातमे तँ अपन धनि ओझराएल रहबै। जरूर माए-बापक काज मानल जाएत। मुदा, की हमरे टा परिवारमे भेल आकि दोसरो-तेसरो परिवारमे? जँ एक समाज नहि, एक गाम नहि, अनेक समाज आ अनेक गाममे होइत अछि तँ जरूर दोषक जड़ि कतौ आरो छइ। अन्तए केतए छै से कहि दैतैन, मानती तँ मानती, नहि तँ आगू कहबैन नेति-नेति।

जहिना उगैत सुरुज, उगैत कमलकेँ कहैत जे दुनू गोटे संगे-संग रहि दुनियाँ देखब तहिना प्रोफेसर शम्भु पत्नीकेँ कहलखिन-

"सुनू, सभ बात सबहक नजरिपर सदिकाल नै रहै छै, भऽ सकैए जे जे बात दस-बीस बर्ख पहिने कहि देबाक चाही छल, से नै कहलौं। अपनो धियानमे नै रहल। जहिना असगरे धान तौलनिहार गनि-गनि तौलबो करत आ उठि-उठि लिखबो करत तँ गिनती-गिनतीमे हड़ाड़ हेबे करतै, किएक तँ जे जोगार रहतै ओ मन रहत आ जे अबल रहत ओ हेरा जाएत। तहिना ने अपनो दुनू गोटेक बीच अछि।"

"दुनू गोटे" सुनि कुमुदनी कछमछेली। कछमछाइते पाछू उनैट-उनैट देखए लगली।

प्रोफेसर शम्भु बुझि गेला जे शकिनीक बात सटीक बैसल। जहिना बाल-बोधक उनटा-पुनटा काज देखि सियानकेँ हँसी-लगैत तहिना प्रोफेसर शम्भुकेँ हँसी लगलैन। मुदा लगले मनमे उठलैन जे अपनो पाछल कएल काज मन पड़ने तँ से होइए। एकाएक मुँह बन्न भऽ गेलैन। आने-आन पुरुख जकाँ अपन पुरुषत्व देखबैत प्रोफेसर शम्भु बजला-

"आइ धरि, अपन धनि कहियो हमरा मुहसँ सुनल जे हम न्यायालयसँ दण्डित भेल जिनगी जीब रहल छी? कहियो एको दिन पुछाड़ियो करए आएल जे केना जीबै छी? समाजमे जाधैर बुढ़-बुढ़ानुसक पूछ नै हएत ताधैर समाजक पाछल पीढ़ी नाँगैर पकैड़ बैतरणी पार केना हएत। हँ ई जरूर जे साँपकेँ डोरी नै कही, मुदा बियान तँ हेबाके चाही किने।"

घरमे चौकल बरतनक ठनमनी जकाँ कुमुदनी ठनमनाइत बजली-

"जखन अहाँ दुनियाँक नजरिमे दण्डित छी तखन?"

पत्नीक धनितासँ धनिताति भऽ प्रोफेसर शम्भु बजला-



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

“अप्पन बचाँ छपिने नहलौं जे अपन दोष अहाँकेँ कहि दी।”

पतिक बेथासँ बेथित कुमुदनी बजली-

“कनी स्पष्ट कऽ कहू?”

“सेवा-निवृत्त होइसँ छह मास पहिने प्रोमिसिपल बनौल गेलौं। कौलेजक ज्ञान बढ़ल। परीक्षा विभाग सेहो छल। सुननहि हेबे जे केते हो-हल्ला भेल। मामला न्यायालय धरि गेल। गोल-माल जरूर भेल रहए, जानकारीमे नै रहए। मुदा तैयो जवाबदेहक रूपमे फँसलौं।”

कुमुदनी-

“अहाँक किछु दोष नै रहए?”

प्रोफेसर शम्भु-

“एकदम नहि।”

कुमुदनी-

“फैसला केना भेल?”

प्रोफेसर शम्भु-

“सेवा निवृत्त भेल देखि न्यायालय दोषी बना छोड़ि देलक।”

कुमुदनी-

“आ हुनका सबकेँ?”

प्रोफेसर शम्भु-

“कमो दोषबला बेसी सजा पौलक आ बेसियो दोषबला कम सजा पौलक।”

तैपर कुमुदनी पुछलखिन-

“एना किए भेल?”

प्रोफेसर शम्भु बजला-

“जँ पहिने बुझितौं तँ ऐ दिस जेबो ने करितौं, मुदा से नै भेल। जाबे लिखित-मौखिक रूपमे बेवस्था रहत ताबे अहिना हएत।”



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

◌

શવ્દ સંખ્યા : ૧૩૧૧

પનીિહાદૂય

ઑંગન વહાની, વાઢૈન ચોર ક઼ઽ પછવનીિયા દાવા ઉગા। નખ્ખિ સુનયના દનવળ્ળા દસિ ળકૈઇન ળઁ વુહૃિ પિડ઼ઇન ળે માસ્ટન સાહૈવ (પનિ) જનસિક સુળઉ છૈથ, ૩ગ દેવ ૩ચનિ હણળ મુદા મન ઽમૈક ગેઇન। ઽમૈકળે મન કહઉકૈન-

'શ્રાઽમે દનિ ગામ શ્રાણઉ નહૈથ ળઁ યાની વિળે જોનેસઁ હનવાિનો કેને નહૈ છઉ। ળે ઘનમે કોઢ઼િયાક વાઢ઼િ શ્રાવિ ગેઉ શ્રછિ, ળે કાળક વેનમે સૂળઉ નહળ શ્રોકના કહિયો જાજન્સ હેળ઼? મુદા શ્રાઠ દનિક દૂનીમે એના કઇિ દેખૈ છી?'

શ્રેન મન ઘુમિ કહઉકૈન-

'૩મેનોક દોખ હોઇ છઇ। શ્રોના સઽિયા ળઁ ગેઉ છૈથ।'

ળન્-મન્ કનૈળ સુનયના દનવળ્ળા-ઑંગનક વીચ ઽકુશ્રા ક઼ઽ ગઢ઼ જ઼ઽ ગેઉ઼, ને શ્રાગૂ ઙગ ૩ઠૈળ નહૈન શ્રા ને પાછૂણ સસનૈળ નહૈન।

શ્રોના ળીવાનન્દક ધીન સમૈપન ટૂટિ ગેઉ છઉ, એક ળઁ શ્રોહુના ૩મેન વઢ઼ને ખૂનો પનિયાણ ઉગૌ છૈ શ્રા ધીનો પળનાણ ળાઇ છઇ। ળે ળીવાનન્દોકેં જેઉ નહૈન, ધીન ટૂટળિ મનમે ૩ઽઇન ળે ૩ઽઇિ ક઼ઽ કી કનવ? કાળે કોન શ્રછિ ળે ળઇ પાછૂ ઉગવ। ઑંખ્ખિ વન્ન કેને સોચૈળ નહૈથ।

ળહનિ યન્નિક યન્નિનક શ્રવસ્થામે નષ્ટિળ જ઼ઽ ળાઇળ ળહનિ ળીવાનન્દ વછિૌનપન નષ્ટિળ છઉ। શ્રોના ઑંખ્યિો ખુળૈક શ્રા વન્ન હોઇક ઢેનો કાનમ્મ શ્રછિ મુદા હુનકા સે નહિ નહૈન। મનમે કેનેકો નંગક વચિાન ટકનાઇળ નહૈન, ળઁણ ઐગઉ નસ્ના દેખૈમે એક-દસિાહ જ઼ઽ ગેઉ છઉ। શ્રાઉમાનીક કળિવ ળકઁ નંગ-નંગક વષિય એકેઽામ સૈળઉ નહૈન, શ્રસઉ વચિાન પનવિાનમે ગડ઼ઉ નહૈન। મુદા પનવિાનસઁ પહનિ ળે શ્રપનાપન નળૈન પડ઼ઇન ળઁ ળેળઇ ગડ઼િ ગેઉ। સેવા-નવૃિળ્ળ જ઼ઽ ગેઉ઼, ળીવૈક ૩પાય જઁઉ ળે હુશ્રણ મુદા કાળ ળઁ હેના ગેઉ! શ્રાવ કાળે કી શ્રછિ ળિઇ શ્રનમેનામે સમણ ગૂદસ કનવ? ળખ્ખન કાળે હેના ગેઉ ળખ્ખન ળનિગી કેના ચઉળ? ળઁ ળનિગીણ નઇ ચઉળ ળઁ ળીવનિ-મૃળ્યુમે શ્રન્નને કી જેઉ?

ઽ સજ વાળ ળીવાનન્દ વાવૂક મનપન ઉચઉ નહૈન ળૈવીચ દોસન ૩ઽિ ગેઇન ળે કનવો કેકના ઇઉ કનવ? પૈછઉ કયિો છૈથે નહિ, ઐગઉ ૩ડ઼િઇ ગેઉ। વીચમે શ્રપનાકેં પાવિ મિન દહૈઉ ગેઇન। સેવા-નવૃિળ્ળકિ ળઁ એક શ્રન્થ ઽહો હોણળ ને ળે કાળ કનૈ-ળોકન નૈ નહઉ઼?

શ્રેન મન શ્રોહ્ના ગેઇન। 'શ્રન્વેન નગની ચૌપટ નાળા, ટકે સેન જાળી ટકે સેન ખાળા'ક પઇન જ઼ઽ ગેઉ! કાળો ળઁ દૂ નંગક હોઇળ શ્રછિ, એક શનીનક શક્નિસઁ કણઉ ળાઇળ શ્રછિ દોસન વૌદ્ધિક શક્નિસઁ। હમ ળઁ શનીનક શક્નિસઁ નૈ વૌદ્ધિક શક્નિસઁ કનૈ છેઉ઼ ળખ્ખન કઇિ નૈ કનૈવઉ નહઉ઼? શ્રાજક ઑંઠ઼િ ળહનિ કોઇઉ઼સઁ ચોને-ચોને સક્કળ વનિ સંૃળન શક્નિ પ્નાપ્ળ કનૈણ, સે કહઁ જેઉ? ળઁ વૌદ્ધિક શક્નિકેં શનીનક શક્નિકિ સીમાંકન કણઉ ળાણળ ળઁ કેહેન હણળ? ખાણન ળે હૌ૩,



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ઙનકા ઙનકે છૈ ťૅ કહિયો અપના માથપર હાથ દરહ। મુદા સેહો ťૅ નૈ ભ઼ ભેલ અછિ। ઌે ઙનકા શરીરકેં કે કહત ઌે ઘરો-દુઆર આ ગાછો-વરીછકેં તોડ઼િ-ફાડ઼િ દેરહ ઓર ઙનકાકેં હાથ કેતેકાલ વૅંધા સકૈત?

ઌીવાનન્દ વાવૂક મન ફેર ઙમૈક ગેલૈન। મુસ્ઠ યાર ઌકાઁ પત્નીિારો ભ઼ ગેલ અછિ, કી હમરા વૅંધૌને વૅંધત? વૅંધવો કેના કરત, ને પૈછલા ઘુમિ ઓૈતા આ ને ઐગલા આવય ચાહત। લ઼ દ઼ ક઼ દૂ પત્નારી ભેલૌ, તહૂમે તેહેન પાકલ આમ ઌકાઁ ભ઼ ગેલ છો ઌે કખન તુવિ ખસત તેકર કોન ઠેકાન। ખાલ ઌે હૌઉ, ઌાવે આઁખિ તકૈ છો તાવે ťૅ ઌીવર પડ઼ત આ ઌાવે ઌીવ તાવે ઌીવૈક ઉપાય સેહો કરૈપ પડ઼ત। અપને ઌીને ઌાિગી આ અપને મુસ્ને મ઼ત્યુ!

ગુન-ધુનમે પડ઼લ ઌીવાનન્દક મન સમાઌ દિસ વઢલૈન। સમાઌે લેલ કી કેલિ ઌે હમરા લેલ કરત। ઌહિના દેવસ્થાન દસ ગોટેક સહયોગસઁ ઠાઢ઼ો હોસ્ત આ ચલવો કરૈત તહિના ťૅ સમાઌો અછિ, મુદા સે ťૅ કછિુ ને કેલિ! થકથકાએલ મન કહલકૈન-

"કી ઓછારને ધેને રહવ આકિ ઉઠવો કરવ?"

મુદા લાગલ દોસર મન કહલકૈન-

"ઉઠિ ક઼ કી કરવ?"

મન આગૂ વઢિ શિક્ષક સમાઌ દિસ વઢલૈન। સેવા-નિવ઼ત્તિ ťૅ સભ હોર છૈથ, મુદા, કી હમને ઌકાઁ સભકેં હેતૈન? ભલેં સભકેં હોનિ વા નર હોનિ મુદા કછિુ ગોટેકેં ťૅ હેવે કરતૈન। ઌખન સવહક ઌાિગી એક વ઼ત્તમે વીતલ તખન કહિ સભકેં સભ રંગ હેતૈન? પત્નીિારો આ સમાઌો ťૅ સવહક સભ રંગ છૈન। સે ťૅ છૈન્હે। દિનાનાથ વાવૂકેં દેખૈ છહિન ઌે સેવા-નિવ઼ત્તિક ઉપરાન્તો વ઼દ્ધિયાલય છોડ઼િ નૈ રહલૈન અછિ। ઌખન કિ સુખદેવ વાવૂ સેવા-નિવ઼ત્તિ હોરસઁ તીન વર્ખ પહિનહિ ઌે ઓછારન ધેલૈન સે અખનો ધેનહિ છૈથ। પત્નીારમે ઌઁ કેકરો કછિુ અઢવૈ છથિનિ ťૅ મુઁહ દુસિ કહૈ છૈન ઌે ભરિ દિનિ કૌઆ ઌકાઁ કઁાઉ-કઁાઉ કરૈત રહૈ છૈથ। મનુખકેં ઌઁ કૌઆ માનિ લેલ ઌાય ťૅ વોલકેં કી કહવૈ?

ઌીવાનન્દક મન આરો ઘુરિયા ગેલૈન। ફેર મનમે ઉઠલૈન ઌે અનેરે ઓૈનાર છો। ઌેતવે રહય તેતવે ટાઁગ પસારી નૈ ťૅ પઓલ ઌાએવ। સુતલે-સૂતલ પત્નીકેં સોર પાડ઼લખિન-

"કની એમહર આઉ?"

આઁગન-દરવઌ્ઌાક વીચ ઠાઢ઼ સુનયના પતિક હાક સુનિતે ડેગ આગૂ ડેગ વઢૌલૈન। કેવાડ઼ લગ આવિ હિયા-હિયા દેખય લાગલી। પહિુકા માને સેવા-નિવ઼ત્તિસઁ પૂર્વક અપેક્ષા પતિક રૂપ વદલલ-વદલલ વુઝિ પડ઼લૈન। મન કહલકૈન- એના કેના ભેલૈન, અખન ધરિ ťૅ કછિુ કહવો ને કેલૈન, તખન કહિ પાનિ ઉતરલ વુઝિ પડૈ છૈન?

કેવાડ઼ક એકટા પટ્ટા ખોલિ દેને રહથિનિ આ દોસર ઓહિના લાગલ રહસ। તહી વીચ ઌીવાનન્દક મનમે ઉઠલૈન ઌે ઌાવે નોકરી કરૈ છેલૌ તાવે વાહરસઁ કમા ક઼ આનિ પત્નીક હાથમે દર છેલિએન, આ અપને અપનાકેં ગારઌન વુઝૈ છેલૌ, સે ťૅ આવ નૈ હએત! ઌઁ સે નૈ હએત ťૅ પત્નીર આગૂ મુહેં કેના સસરત? પાહુન ઌકાઁ આઠ દિનિપર અવૈ છેલૌ આ કમાસુત વનિ ઌાર છેલૌ।



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

पाछि बदलल रूप देख सुनयनाक मनमे उठलैन जे अपन बात किछु कहबो ने केहेन हैत आ तेँ-तेँ अटकि रहल छैथ!

नवकवनियाक चुटकीक अवाज जकाँ सुनयनाक आगमन बुझितो जीवानन्दकेँ उठक हुवा देहमे नै रहलैन। मनोक बोझ तँ माथकेँ ओहिना भरियौने दैत जहिना कोनो वस्तुक बोझ भरियबैत।

जीवानन्दक मनकेँ जिनगीक बोझ ऐ रूपे दबने जेना सवारी कसल घोड़ा वा च्छीस्ता होइत। भरियाएल मनमे उठलैन-जावे पत्नी बाहरसँ कमा घर अनै छेलौं, जइ बले परिवार ससरै छल ओ तँ टुटि गेल! ओहिपर ने अपनो आ घरो-परिवारक छहर-महर छल। मुदा से नइ भेने तँ ओहिना भऽ जाइ छै जहिना माटकि बनल रस्ताकेँ पानिक धार काटि अवरूद्ध कऽ दइ छइ। की कमाइपर गाभजनी छल? पत्नीए-कैं की सुख हमरासँ भेलैन? घर-गिरहस्ती समहारैमे दिन-रातिक खटबट केने रहै छैथ। एक तँ मिथिलांचलक किसान परिवारक अजीब गढ़ैन अछि, जैठाम एकपर देवियो-देवता भोथियाल गेल। सौंसे जनकपुरमे जनकेक दरबार जकाँ बुझि पड़ैत? भाग्यहिटा बात थोड़े छी? जैठाम गाम-गाम व्यास भागवत बचै छैथ, गाम-गाम कीर्तन-भजन, भोज-भनडारा होइत रहैए, तैठाम समाज बिपरीत दिशामे बढ़ि गेल, मुदा देखलैन कियो ने। दरबज्जाक सौभाग्य छल नीक-नीक बात-बियार करब, तैठाम दरबज्जा टुटि आँगन घरक कोठरी बनि गेल अछि! जैठाम कम-सँ-कम लोकक पैठ रहैत, जैठाम आनक सुख-दुख सुनैक आ सुख-दुखक दवाइ बुझैक अवसर नै भेटैत, तैठाम पति-पत्नीक सम्बन्धक आधार की बनि सकैए। देखा-देखीक दुनियाँमे चिन्ता-चिन्तन करि रहल। जँ से नै रहत तँ मनक सुखक दिशाक धारा करि ने बहत। जीवति-मृत्युक निर्माण के करत? केना हएत? कोनो गुसरा गाछ होइ आकि लतियाएल लतीक होइ, ओकर बाढ़ि तखैन समीचीन होइत जखैन ओकरा अनुकूल वातावरण भेटैत रहैत। ओना, लम्बो कड़ी-मकौड़ी कोमल-कसिलयकेँ नष्ट करैवला अछि मुदा प्रकृतीक तँ गजब गढ़ैन अछि, एक-दोसरकेँ नष्ट करैवला सेहो मौजूद अछि। बिनु मुँहक गाछ वा लतीक दशा तँ ओहने होइ छै जेहने साँपक मुँह थकुचेल पछाड़त होइ छइ।

जीवानन्दकेँ एहसास भेलैन जे हमरापर नहि, पत्नीपर घर-ठाढ़ अछि। जँए घर ठाढ़ अछि तँए समाजक परिवार कहबैक लेल अछि। मुदा समाज तँ ओहिना नइ केकरो महत दैत, सेवाक अनुकूल केकरो महत दैत अछि। से हमरासँ की भेलइ? जखन किछु ने भेल तखन केते महत हेवा चाही? मुदा जेकरा घर-परिवार आ गाम बुझै छी, तेकरा छोड़िए केना देव? मुदा ई प्रश्न तँ गामक छी, अपन नहि। परिवारमे जे छहर-महर भेल ओइमे हमरा कमाइसँ की भेल। यएह ने भेल जे बेटीक बिआह केलौं, बेटाकेँ पढ़ेलौं-लिखेलौं आ अन्तिम अवस्थामे अपन घर बनेलौं। मुदा बेटीक बिआह, पढ़ाइ-लिखाइ एते भारी करि अछि जे जिनगी भरिक कमाइसँ लोककेँ पारो ने लगै छइ। जँ एतबेमे सभ ओहरा जाएत तँ समाजक गति केहेन हएत? जँ समाज दुरगतिक चालि पकैड़ चलत तँ मनुखक पैदाइस केहेन हएत। जैठामक जेहेन मनुख तैठाम तेहने दुनियाँ।

करोट सेरते जीवानन्दक मनमे उठलैन जे हाथ जोड़ि हुगड़ा खड़ियाए पत्नीसँ क्षमा माँगि लिअ। जँ से नइ माँगब तँ हुनकर बियार छैन जे घरमे रहए दैथ वा नहि समाजक संग तँ बएह रहल। पत्नीक प्रति जे प्रेम हेवा चाही से कहाँ कहियो भेल। कर्तव्य-पथक सम्बन्ध रहल, जीवन-लीलाक सम्बन्ध कहाँ रहल! हुनकर दुनियाँ हमरासँ भिन्न रहलैन। मुदा आइ तँ ओहि दुनियाँक जरूरत हमरो भऽ गेल अछि। प्रायः बिकसित देशमे जहिना जनता-सरकारक बीच सम्बन्ध रहैत, तहिना ने भऽ गेल अछि। जेना पति रूपमे ओ सेवा केलैन तेना हम कहाँ केलिऐन। जँ से करितिऐन तँ ओ ओहिना ओतै अँटकल



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

ન્હતિથ, જેતए નામો-ગામ નૈ સીખ્પ પિઠી। જતવો સમए ગામમે વતિઠી, હુનકન કમાર ખેઠી, તેતવો ન હુનકા નૈ ક઼ સકઠઐન। એતવે નહિ, દનવળ્જાપન જે માઠ અછિ, આ હુનકા[1] દેપ્પ જૂપ્પ-પયિાસ કહए ઠઓ છૈન મુદા હમના દેપ્પ ઘનિની જકાઁ નાર્યા મગવए ચાહૈઇ। અઙવાનૈયો જઁ અવૈત ન્હઠી તૈયો ન અપન વુહ઼ પ્યાર-પીવૈઠ કછિુ ને કેઠઇ! કોનો ક મિનુપ્પ છી જે ઘઙી-મોવારઠ દેપ્પ મનિટ-સેકેમ્યુડ વુહત, ઓકના ઊઠ ન અઙવાનૈયો સટઠ-દનિ મેઠ। તહનિા ન ગાછયિો-વનિછીક અછિ। ઝુઙશીતઠ દનિસઁ ઓકના જઠઢાન હેવા ચાહી સે અનકા ન કહઠઇ, મુદા અપના। કઇ ઓ અપન વુહત?

જહનિા સાસુનમે જમાए સાસુ-સસુનક આગૂ ઠાઙ-હાઙ કનૈત જે ૬ નૈ અછિ ન ઓ નૈ અછિ, તહનિા જીવાનન્દ ઓછાન્નસઁ ઉઠિ, વૈસૈત પત્ની દસિ દેપ્પ વજઠી-

"એતે દનિક જનિગીમે કહયિો નઙિન દૂચ નૈ ખેઠી। આવ અહાઁક દનવાનમે છી, જેના નાપ્પી।"

પતકિ વાત સુની સુનયના વહ્વિઠ મ઼ ગેઠી। અપન કન્તવ્યક વોય મેઠૈન। મન કહઠકૈન- પતકિ સેવા પત્નીક પહઇ દાયત્વિ છી। મુદા ઠટાનમ કનૈત સુનયના વજઠી-

"એના સંસ્કૃતમે નૈ કહૂ, મપ્પયિોટીમે કહૂ જે કી કહૈ છી?"

પત્નીક વાત સુની જીવાનન્દક મન હેના ગેઠૈન। જૈઠામ સુગ્ગા-મેના સંસ્કૃત-પાઠ કનૈ છઠ તૈઠામ મનુપ્પક દૂની એતે કઇ મેઠ? પ્નશ્નમે ઓહ્નાઙ્ગે જીવાનન્દકેઁ વુકોન ઠાગિ ગેઠૈન। વોઠી નૈ ફુટઠૈન।

આજુક શક્ષિક જકાઁ જીવાનન્દક જનિગી નૈ ન્હઠૈન। શક્ષિક સમાજક પ્નતનિધિ છઠી। ઓર સમાજક વોય પઢાર-ઠપ્પાર પ્નતપ્ષ્ઠાક મૂઠ વનિ્દુ છઠ। ઓ સભ માનૈ છૈથ જે જર વષિયક જતૂનત વદ્યિાર્થીકેઁ ટ્યૂશન પઢવાક હોર છૈ ઓર વષિયક પઢાઇમે કમી છઇ। વદ્યિાર્થી ઊઠ કછિુ સહજ વષિય હોઇત અછિ કછિુ કઠનિ। મુદા જર વષિયક જે શક્ષિક હોર છૈથ હુનકા ઊઠ ન ૬ સમસ્યા નૈ મેઠ। જઁ હુનકામે શક્ષિાદ્ધકઠાક પૂર્ણતા હેતૈ ન વદ્યિાર્થીકેઁ કઇ સમસ્યા ગ્નસ્ત ન્હए દેથનિ। કી વજહ છૈ જે અપના એઠામ અદૌસઁ ઠ઼ ક઼ અપ્પન ચની શક્ષિા-સંસ્થાનમે છઙીક ચઠૈન નૈ ન્હઠ] મુદા તए ક કયિો પઢ઼-ઠપ્પિ વદ્વિાન નૈ મેઠ? મેઠ।

જર હાર સ્કૂઠમે જીવાનન્દ શક્ષિાદ્ધ કાર્ય કનૈ છઠ ઓર વદ્યિાઠયકેઁ અપન છાત્નાવાસ સેહો છઇ। જરમે પચાસસઁ ઊપન છાત્નો આ અદહાસઁ વેસી શક્ષિકો ન્હૈત। મેસમે મોજન જએહ વદ્યિાર્થી ઊઠ સહए શક્ષિકો ઊઠ વનૈત। ઓના, શક્ષિક સભ અઠાગસઁ દૂચ કીનિ ચાતમિ સુતૈ વેન પીવૈથ।

જહનિા વાટમે હેનાएઠ વટોહી દોસનકેઁ પુછૈત, મુદા ઉત્તન દેનહિનો ન નંગ-વનિગાક હોઇત અછિ કયિો એહનો હોઇત જે અપને હનેવાક ચન્ચ કનૈત, ન કયિો હેનાएઠકેઁ આનો હેનાएઠ વાટ દેપ્પા દૈત, આ કયિો એહનો હોઇત જે કહૈત જે સંગે ચલૂ। ઓ એ આશાક સંગ ચઠૈક વાત કહૈત જે જઁ કછિુ નૈ કહવૈ ન ગોગ કહત, મુદા વનિ વુહઠમે કી જવાવો દેઠ જા સકૈઇ। ઓ સંગ કેને તાચૈન ચઠૈત ન્હૈए જાચૈન આઁપ્પગિન નૈ મેટ જાર છઇ। તહનિા અન્દ્યાંગિની જૂપમે સુનયના પુછઠપ્પનિ-

"કી સુચ્ચા દૂચ કહઠઇ?"



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

जीवानन्द बजला-

"पैंतीस साल नोकरीमे कहियो शुद्धा दूध नहि पीब सकलौं। पीलौं जरूर मुदा ओकरा अदहासँ बेसी थोड़े कहल जेतइ।"

जहिना मृत्यासनपर चढ़ल रोगीकेँ सर-समाजसँ लऽ कऽ आ कुटुम-परिवारक लोक आबि-आबि जिज्ञासा करैत जे 'भैया', कि 'काका', आकि 'बाबा' कथी खाइ-पीबैक मन होइए, तहिना सुनयना पुछलखिन-

"एते दिन जेतए अहाँ छेलौं छेलौं आ हम छेलौं छेलौं। मुदा आब तँ ओत्तै अहूँ रहब जेतए हम छी।"

पत्नीक व्यवहारक गाम्भीर्यसँ जीवानन्द आँखि मिड़ल अजगर साँपक सोहसँ पड़ा नहि पाबि, बजला-

"कहलौं तँ बेस बात मुदा मनुष्य तँ मनुष्यक बीच किछु बन्धन निर्धारित कऽ रहैत अछि। जेना-परहेजक जरूरत तँ पशु लेल होइत, मुदा बाघ तँ एकमुड़िया भै जाऽ सकैए। ओकरा लेल तँ जाबेत दू-मुड़िया भै लटपटैल जाइत, ताबेत गीरह केना पड़त। जाबेत कुश्तिहारक गाछ जकाँ गीरह भै बनत ताबेत रस-जल केना समटाएल रहत?"

पत्नीक प्रश्न सुनि जीवानन्द जिनगीक ओहनी देखए लगला जे ई बन्धन छुटल कहियो। तरसैत मन पत्नीक करेजमे पहुँचैत। जहिना नशिआएल लोक अपने अड़-दड़ बजैत तहिना जीवानन्द बाजए लगला-

"कामिनी, सेविकाक रूप छोड़ि संगी कहियो बुझलैंह। ई दोख केकर? मुदा दोख तँ दुनू दिसि देखए पड़त। पत्नी कोन रूप देखौत। सभ दिन ओ पति बुझि सेवा करैत एली। कहियो किछु ने मंगलैन। अपन परिवारक स्तर बुझि अपनाकेँ सम्हारि रखली।"

बड़बड़ाइत पतिकेँ देख सुनयना बजली-

"हारि मानि झगड़ा छोड़ियौ। एके बेर बाजि जाउ जे जे दूसल से हेराएल, जे जीवए से खेलए फागु।"

मनैत रोगी जकाँ जीवानन्द बजला-

"सुद्धा दूध आबो भै पीब सकै छी?"

"पीब सकै छी। जखन गाए पोसैक रूचि अछि तखन कहि ने पीब सकै छी। मुदा जैडाम दिन-राति बुटनाहिर बुटि रहल अछि तैडाम थनक दूध कामधेनु लगा पहुँचत कि नहि, तेकर कोन विश्वास?"

पत्नीक प्रश्न सुनि जीवानन्द जी-जी कऽ उठला। बिसरल बात मन पड़लापर जहिना ओकर रूपो-रेखा सोझमे आबए लगैत तहिना भेलैन। बजला-

"शुद्ध-अशुद्ध दूध ने एक परिवारक समस्या छी आ ने एक गामक। दूधमे पानि देब चलैन भऽ गेल अछि। ओना जे अपने गाए-महीस पोसि दूध खाइ छैथ, तनिकर संख्या कम अछि। जे बेचनिहार छैथ ओ दूध बेचि चाउर-दालि, तरकारी इत्यादि कीनै छैथ। खाली दूधेटामे पानि ने देखै छथिन। आनो-आनो तहिना अछि, तखन कहल की जाए। कुल-मिला कऽ



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

देखबामे यएह ने देखा नहि अछि जे ताड़ी पीयाक, गांजा पीयाकेँ गामे पिढ़ि कहैत जे श्लोकटिया अछि अहिना एक-दोसरमे सटल सम्बन्ध अछि सभकेँ सभ गामे पिढ़ैए आ सबहक सभ सुनैए। तहूसँ टपि अपने मुहेँ गबियो अपने सेहो सुनैए।"

चकित होइत सुनयना टोकलकैन-

"तखन उपाय?"

"उपाय एतबे जे जेते परिवारमे खर्च हएत कम-सँ-कम ओतबो उपार्जन कऽ लेब तखन परिवारक पार लागि जाएत। तहिना गाममे जेतेक खर्च अछि ओते जँ गौआँ मिलि उपार्जन कऽ लेता तँ गामोक पार लागि जाएत। जइसँ समाजेक कल्याण नहि, देशक कल्याण सेहो हएत। "

◌

शब्द संख्या : २१५३

कर्ज

जमीन नपिमीक नोटिस पाबि बनिसिलक सभ आशा ओहिना हड़ए लागल जहिना बसन्तसँ पूर्व गाछक पतहड़ होइत वा अगहनसँ पहिने अघ हड़ए लगैत। हलैत जनिगीक आशा देख बैंकसँ कर्ज लऽ बोरिंग-दमकल करौलक। मुदा समैपर कर्ज अदा नै कए सकल, जइले कर्ज लेलक सएह हाथसँ निकलैत देख सोगसँ सोगाएल अखडे़ चौकीपर पेटकान दऽ मने-मन सोचैत जे की करैत की भेल। सौनक मेघ जकाँ बनिसिलक दुनू आँखि नोर भरि गेल।

बीसम शताब्दीक आठम दशकमे हरित-क्रान्तिक हवा घुसकैत-घुसकैत गाम धरि पहुँचल। नव हवाक सुगन्ध नाके-नाकसँ लऽ कऽ खेतो-खरिहानमे पहुँचल। गामक किसानक सीमांकन शुरू भेल। ओना सीमांकन नाम-मात्रेक भेल मुदा भेल तँ। नाम-मात्र ऐ लेल जे सैद्धान्तिक रूपमे तँ सीमांकनक रूप रेखा तैयार भेल, मुदा जमीनक ओह्री कँटहा बाँस जकाँ ओह्राएल छल। जइमे कड़चीसँ बेसी काँट। एक-एक कड़चीमे साइयो काँट। सोनगर-मोटगर पाकल देख भलेँ आरीसँ जड़ि काटि दियौ मुदा होह्रसँ निकालब असान नहि। जइसँ बेवहारिक पक्ष कमजोर पड़ल।

चारि श्रेणीक अलग-अलग किसानकेँ रखल गेलैन। अढ़ाइ एकड़सँ नीचाँ एक श्रेणी, चारि एकड़सँ नीचाँ दोसर श्रेणी, दससँ नीचाँ तेसर आ तइसँ ऊपर चारिम श्रेणी।

नीचेला किसान लेल सरकारी खजाना खुजल। रंग-रंगक प्रोत्साहनक घोषणा भेल। सरकारी घोषणा, तँए सभले भेल जे बैंकक माध्यमसँ बोरिंग-दमकल भेटत।

मुदा जइ माध्यमसँ बोरिंग-दमकल भेटत सएह नगण्य। एक दिसि अ्लौ जकाँ किसान तँ दोसर दिसि जैठामसँ भेटत सएह नहि। मुदा तैयो गोटि-पँगरा तँ छेलैहे। सरकारी सुविधा सर्वसाधिक रूपमे भेटत। तेकर कार्यालय जिल्ला बनल।



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

किसानक बीय प्रोत्साहनक घोषणासँ नव जागरणक संचार भेल। गाम-गाममे भीएलडब्लूक माध्यमसँ काजक सूत्र तैयार भेल। आब किसान जकाँ बनिहारोक डग बढ़ल। एक-तिहाइ सब्सिडी सुनि बढ़बो केना ने करैत। जखने किसानक हाथ पानि औत तखने चौमसियो खेती बारहमसियो बनि जाएत। जखने बारहमसियो बनत तखने ने किसान डारि-डारि डूबल लगा बारहमासा गीत। जँ से नहि, तँ छहमासे, चौमासा ने गबैत रहत। जे चौमास किसानक बखारी छी, तेहीमे ने भाँग-धथुर उपजैए।

वस्तुगत काज तँ नहि, मुदा चौरीसँ चौमास धरिक, चारि गुणा उपजाक नक्शा तँ किसानक मनमे बनबे करए। बीघा-एकड़क हिसाब जहिँ अखनो धरि नै अनायासे मुदा-एकड़-हेक्टेयर तँ आबिए गेल अछि। किछु एना आ किछु ओना करैत किसान अपन हिसाब तँ बैसाइए लेलक।

अखन धरि जे छोट आ मध्यम किसान महाजनीक कर्जमे डूमल छल ओइमे पूँजीपतिक प्रवेशक दुआरि खुजल। कम सुदकि बात तँ आएल, मुदा छह मासक पछाति सुद-मुर बनि जाएत से एबे ने करए। अखन धरि जे सुदकि सुदक प्रथा नै छल सेहो आएल। जहिँ केतौ महाजन सम्पत खा केकरो घराड़ी लऽ लेने होइ आकि केतौ सम्पत खा कर्जा डूमा देने होइ, ई अलग बात। औहुका जकाँ दहेजो ओते भारी नै छल जेते माए-बापक समाज। ओना दहेजोक जड़ि मजगूत बनि रहल छल, किएक तँ शहरक आमदनी गाम दिसि आबए लागल छल।

गाममे छोट पैघ किसानोक संख्या बेसी, मुदा बोनिहारक संख्यासँ कम अछि। ओना सभ गामक रूपो-रेखा एक रंग नहियेँ अछि। कोनो गाम एहेन अछि जइमे पाँच प्रतिशतसँ कम जनसंख्या गामक नबे-पनचानबे प्रतिशत जमीन पकड़ने अछि, तँ कोनो गाम एहेनो अछि जइमे दस-पनरह प्रतिशतक अन्तर छइ ओना, एहनो किसान छैथे जनिका अपन जमीनक अता-पता नै बुझल तँ एहनो किसान जे अपने सबतूर मशि खेती करै छैथ। तैसंग एहनो ऐछे जे खेतक आड़ियिन पहुँच जूत-भाँति तँ लगबैत अछि मुदा अपने हाथे किछु नै करैए।

गाछी, खरहोरि, बँसबाड़ि आ घराड़ी लगा बनिहारोकेँ पाँच बीघा जमीन अछि जइमे दू बीघा बेख-बुनियादमे धँसल छै, बाँकी तीन बीघा जोतसीमा। एकटा बरद राखि सिस्टैटी कऽ खेती करैत अछि। ओहू तीन बीघा जोतसीमामे तीन भेलक जमीन छइ। पनरह कट्ठा चौरीमे छै, जेकर महगुजारीक संग लागो साल-साल डूमा जाइ छइ मुदा छोड़ियो केना देत, आखिर खेत तँ खेत छी। रौदी भेने ओहीमे ने उपजा होइ छइ। बाँकी सबा दू बीघा मध्यमसँ भीठ धरिक जमीन छइ। दसो कट्ठा भीठमे मड़ुआ, जई आ गदैरक संग कुरथी-तेबखा होइ छइ।

गहुमक खेती तँ आबि गेल मुदा तइओ तँ पानि चाही। पानिक साधन मात्र पोखैर अछि, जइमे करीन लगा किछु अगल-बगलक खेतक पटवन लोक करैए। लोकक बीच ने पढ़ै-लिखैक जिज्ञासा रहै आ ने सुविधा। गनल-गूथल विद्यालय-महाविद्यालय। बनिहारो दुनू बेटाकेँ गामक स्कूल धरि पढ़ा खेतीए-बाड़ीमे लगौने।

मिथिलाक किसान खेतक ओहन प्रेमी बनल रहल जेहेन पतिव्रता नारी जे बाल विधवा होइतो प्रतिष्ठाकेँ कमलक माल बना गरदनमे लटका हँसि रहली अछि। जँ से नै रहल छैथ तँ भाग-पड़ा अर्थशास्त्री बनि कहिए अपन खेत-पथारकेँ



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

सम्पैत नै बुद्धि प्रतिष्ठित वस्तु बुद्धि रहल छैथ? की ओहिना पेटीकेँ उत्तम आ लोकनीकेँ मध्यमक विचार दैछैन? हँ एकरा मुहावरा-कहावत बना देखब त मिथिलाक यजिमानलोकनि धरि नै पहुँच पाएब। जेठाम पेटकेँ अपन अधिकारक वस्तु बुद्धि अपना हाथक हथियार बना अपन स्वतंत्रताकेँ अक्षुण्ण रखैक विचार सेहो दैछैन। ई त अपन-अपन विचार होइ छै जे कियो हथियारकेँ बम-बारूद बुझैत त कियो हाथक धार बुद्धि विचारक बाट बनबैक विचार व्यक्त करैत। तहिना अस्त्र–शस्त्र सेहो अछि।

मध्यम किसान वा लघु किसानक जीवैक जिनिगी बँटाइ पेपर सदृश बनि गेल छैन। जेकरामे लाल आ कारियो रोशनाइकेँ सोखैक शक्ति छै। बाढ़ि-रौदी एकैसम शताब्दीक ऊपज नहि, अदौसँ रहल अछि। जेँ कहि सकै छी जे धार-धुरक बान्ह-छान्ह दुआरे हुअ लागल अछि, भऽ सकै छै, केतौ-होइत हेतै, मुदा प्रश्न धारेक पानिक नहि अछि, तहिना रौदियो रहल अछि। धारोक कटनी-खोटनी कम नहि अछि। मिथिलांचलकेँ कोसी-कमला तबाह कऽ दैत अछि। प्रश्न अछि बाढ़िक जड़ि। पहाड़ी धार छी, जे दुब्बरसँ धोधगिर बनि अछि। पानिक एक साधन भेल, दोसर बरखा भेल। ओहुना-ओहुना बरखा होइत रहल अछि जे पनरह-पनरह दिनक ओनाधार पहिनिहिसँ कऽ कऽ पूर्वज रखै छला। हथिया मात्र एक नहि जेकरा बरखा ऋतुक अन्तिम नक्षत्र कहि टारि दिअ। पनरह-पनरह दिन लधल रहै छला। ओना, बरखाक कोनो ठेकान नहि, माघोमे पाथर खसि उपजल उपजाकेँ नास करैत रहल अछि। अन्तिमक जन्म तावैत नै होइत जावैत आदि नै होइत, बरखा ऋतुक आदि आर्द्रा छी। तँए 'आदि आर्द्रा अन्त हस्त' ई भेल बरखाक आँट-पेट। पूर्वज सभ स्पष्ट विचार दैत छैथ जे बरखाक कोनो विश्वास नहि जे केते हएत। १८७१ ईमे बंगाल देशक लड़ाइक लागलाग साल भरि बरखा होइते रहल, ओहुना-ओहुना बरखा होइत रहल अछि जइमे साएक-साए घर खसैत रहल अछि। घरमे दबल बाल-वृद्ध, माल-जाल, धन-सम्पैत इत्यादि नष्ट होइत रहल अछि मुदा तैयो बँटाइ पेपर जकाँ सभ किछुकेँ सोखि ऐठामक किसान जीवैक बाट धेने आबि रहल अछि। दुनियाँमे ने साधकक कमी अछि आ ने साधना भूमिक, मुदा मिथिलांचल श्रेष्ठ किए? केतौ जाड़क साधना त केतौ तापक तप तपि तपस्या करैत, त केतौ पानिक तपस्या सौभरी ऋषि बनि करैत। मुदा तैयो मिथिलांचल साधनाक फुलवाड़ी लागि रहल अछि जइ फुलवाड़ीक फूल मैथिलानी सीता सजबैत रहली अछि। ने मिथिलाक भूमि बदलल, आ ने बदलल ऋतु ऋतुराज, बदैल रहल अछि खाली बोतलक रस। घरक समस्या कहाँ? समस्या त तखन उठैत जखन रहैक घरसँ घर-भाड़ा असुलैक विचार जगैत। गाछक निचियाँ सात हाथ, नौ हाथक घरमे जीवन-यापन कऽ वेद-पुराण सिरजलैन। की दुनियाँक देखनिहार मिथिलांचल छोड़ि देख रहला अछि? हँ से नहि त समस्याकेँ कोन रूपे देखलैन? धएह ने सरकारी योजना जहिना कागतपर औषधालय बना साल-साल मरम्मतक नाओपर योजना लुटाइत रहल आ पान सालक बाद माटिपर खसा मलबा हटबैक खर्च होइत रहल।

खेतसँ उपजल खढ़, बाँस आ लावैक घर बना समस्याक समाधान करै छला। ओ सभ अपन विचारकेँ स्वतंत्र रखि स्वतंत्र जीवन बेतीत करै छला। पढ़ै-लिखैक ओते समस्या नहि, कहिक त जेहेन जिनिगी रहत, तेतबे बुधिक ने जरूरत हएत। बेसी भेलासँ त लोक छड़ैप-छड़ैप अनको गाछक आम तोड़ए लगैए। जेँ अपन पूर्वजक धराड़ीपर नढ़िया किए ने भुकए, मुदा दुनियाँकेँ मातृभूमि कहि सेवारत रहै छी। ओहि रूपक खूसघिर बना जिनिगीक गारंटी केने छला। अखुनका जकाँ नहि, जे एक दिसि लाग्गी लगा झाँटा तोड़ैक बाट धेने छी आ दोसर दिसि हजार-दस- हजार बर्ख जीवैबला ऋषि-मुनिक दुहाइ दइ छी। एकैसम सदीमे कियो अपनाकेँ ऐगला पीढ़ीक नजैरक पुतली बना रहल छी। जहिना बरखा, तहिना जाड़ आ तहिना



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम्ISSN 2229-547X VIDEHA

रौदक ताप तपैत लोक अपन बाल जीवनसँ लऽ कऽ वृद्ध तकक अनुभव करैत जिनगीकेँ असथिर बना नीक-नीक उमेर पबैत रहल अछि।

प्रश्न उठैत जे की एहेन बिचार मरि गेल आकि जीबति अछि? ने मरल आ ने स्वस्थ भऽ जीबति अछि। गाम-समाजमे छटपटाइत जीबति जरूर अछि मुदा। जीबति ऐ रूपे अछि जे अखनो खेतीकेँ उत्तम मानल जाइत अछि। कृषि जिनगीकेँ थाह चिलबैए। तहूमे समाजकि स्तरपर तँ आरो थाहल अछि। जइ जिनगीमे दोसराक जरूरत नै हुअए तँ ऐ सँ नीक जीवन केकरा कहबै? आजुक हवा भलेँ जेतेक जोर मारए मुदा असथिर बस्तुकेँ कहाँ किछु बिगाड़ि पबैए। अनजुआर चारमे ने नमहर-नमहर जलचरक भय रहै छै किएक तँ चुमैत चार गहीर-गहीर मोइन ओरि लइए जइमे ने डुमैक डर रहै छै, जँ से नहि, तँ डुमैक डर केतए। तहिना ने चातरियोक बीच अछि। जहिना पानिमे गोहि, नकार आदि रहैए तहिना ने चातरियोपर बाघ, सिंहसँ लऽ कऽ नाग सेहो बास करैए।

थाहल जिनगीक अर्थ ई जे जँ तीन बीघा वा दू बीघा जमीनमे समुचित बेवस्था कऽ खेती करल जाए तँ युगानुकूल मनुष्य बनब बड़ भारी नहि। जिनगी तखन भारी बनैए जखन गरथाहमे पड़ि जाइत अछि। ओना, किसानक जिनगीकेँ पंगु बना देल गेल अछि। जँ से नहि, तँ किसान हितैषी कोन जरूरतक पूर्ति सरकारी बेवस्थामे नै भऽ पाबि सकैए। मुदा नीको-नीको परिवार माने दस बीघासँ ऊपरबला किसान परिवार ने अपना बेटाकेँ नीक शिक्षा दऽ पाबि रहल अछि आ ने जनमारा बिमारीक इलाज कऽ पाबि रहल अछि। जहिना सुति उठि 'सीता-राम', 'राधा-कृष्ण' वा 'सतनाम'क नाम लेल जाइत तहिना ने आब 'टाटा-पापा' लैत उठै छी। मुदा, की हम सभ तढ़ना मकै सदृश जिनगी नै जीबै छी जे भोगर गाछ रहितो अन्नक केतौ पता नहि! कृषि तँ आमक बगीचा वा खीड़ाक लत्ती सदृश अछि। जहिना गाछक पल्लवक मुहसँ गिनहे-गिनहे पल्लव निकैल डारि बनैत रहैए, खीड़ा लत्तीक मुहसँ लत्ती बनि झुलाइत-झुड़ैत रहैए तहिना ने जिनगियो छी जे चातीसँ जनैम झुलाइत-झुड़ैत बिसराजन करत। खेत तँ ओहन सम्पैत छी जे जिनगीकेँ आगू-बढ़बैक शक्ति रखैए। केतबो शक्तिशाली कहिए ने आगि हुअए मुदा जँ ओइमे नव ज्वलनशील वस्तुक समागम नै हेतै, तँ केतेकाल ओ जीबति रहि सकैए। मुदा जाधरि चार टपनिहार वा सरोवरमे स्नान केनिहारकेँ पानिक थाह नै लगि जाइत, ताधरि चार टपब वा स्नान करब तँ अथाहे रहत। आ जाधरि अथाह रहत ताधरि शंका रहबे करत। जाधरि आशंका रहत ताधरि बिचार प्रभावित हेबे करत। मुदा एकरा बाबजूद हम कहिए? की हम नै जनै छी जे जाधरि कृषिकेँ सर्वांगीण विकासक प्रक्रियामे नै अपनौल जाएत ताधरि नयारी-सोहर केतेकाल सोहनगर हएत। हर आदमी आ हर परिवारकेँ ठाढ़ भऽ चलैक प्रश्न अछि, नै कि एक दोसराकेँ छिटकी मारि खसबैक।

पाँचटा किसानक संग बरसिलाल सेहो बोरिंग-दमकलक बिचारकेँ आगू बढ़ौलक। प्रखण्ड कार्यालयसँ आरम्भ लऽ बैकमे आवेदन देलक। संगीक जरूरत तँ पड़बे केलै, किएक तँ जिनगीमे पहिल खेप प्रखण्ड कार्यालय आ बैक पहुँचैक अवसर भेटलै। नव योजनाक काज बैकमे आएल। ओना गामक आ गामक किसानक हिसाबे बैकक संख्या दूधक डाढ़िए छल, मुदा छल तँ।

बरसिलालक आवेदन स्वीकृति केने जमीनक बौण्ड बना माइनर एरिगेशनकेँ काज करैक भार देलक। बैक-करजक सुदि शुरू भेल।



ejournal 'विदेह' २२१ म अंक ०१ मार्च २०१७ (वर्ष १० मास १११ अंक २२१) मानुषीमिह संस्कृताम् ISSN 2229-547X VIDEHA

माइनर इरिगेशनक आँट-पेट छोट। एकाएक काजमे बढ़ोत्तरी भेल। ने काज करैक औजार अछि आ ने करैबला। तँए ठीकेदारीक चलैन। तहूमे एक अनुमण्डलक बीच एकटा कार्यालय। लेनिहार हजार हाथ, देनिहार एक हाथ। मुदा तैयो बरसिलालक आदेश पत्रकेँ आगरमे लगा देल गेल। एक-तिहाइ सब्सिडी लेल सब्सिडी कार्यालयक जरूरत रहबे करए जे जलिक अनुरागत छल।

दौड़-बरहा करैत बरसिलालकेँ ध्यायक संग-संग साल बीत गेल। बरसातमे एक तँ यसना बँसैक ऊर दोसर लोक पेती कहिया करत। बोरिंगक काज छोड़ि बरसिलाल पेतीमे लागि गेल। पहिल साल बीतल, दोसर साल शुरू भेल। तावैत बैकक कर्ज चक्रवृद्धि ब्याजक दरसँ एते मोटा गेल जे सब्सिडी तहीमे उधिया गेल।

दोसर साल, शुरूहेसँ बरसिलाल अपन काजक पाछू पड़ि गेल। मुदा आइ-काल्हि करैत माइनरो-इरिगेशनक काज आ सब्सिडियो ऑस्थसिक काज लटकल रहल। चढ़ैत बैसाख बरसिलाल रघुनन्दनकेँ कहलक-

“बौआ, छोड़ि दिहक। बोरिंग जे भेल तँ करजो तँ नहियेँ भेल। बुझबै जे एते दिन घुमबे-फिरबे केलौं।”

बैकक प्रक्रिया रघुनन्दनकेँ बुझल। बरसिलालक बात सुनि अवाक् भऽ गेल। मन कहलक उठल- बाप रे, सुदि-मुरि लदा गेलै, कोट-कचहरीक मुद्दा बनि गेलइ! दोख केकरा लगतै? कोन मुँह लऽ कऽ समाजमे रहब!

गलानिसँ रघुनन्दनक मन बिसाइन भऽ गेलइ। साहस बटोरि बाजल-

“काका, जँए एते दिन तँए दू मास आरो। बैसाख-जेठ बँचल अछि काल्हियू, या तँ अपन काज आपस लेब वा हाथ पकैड़ काज कराएब। तखन जे हेतै से देखल जेतइ।”

रघुनन्दनक बात सुनि बरसिलाल ठमैक गेल। बाजल-

“बौआ, हम तँ तोरेपर छी, आगि जाइत कहह आकि पानि, तोरासँ बाहर थोड़े हएब।”

बरसिलालक बयान सुनि रघुनन्दनक मनमे उत्साह जागल। दोसर दिन दुनू गोरे माइनर इरिगेशनक कार्यालयसँ बोरिंग गाड़ैक सामान लेने आएल। गाड़ैक दिन तकबए गेल तँ आगूमे भदबा पड़ैत रहइ। जोड़-घटाउ करैत आठ दिन पछाइत बोर करब शुरू भेल। मिस्त्रि ठीकेदारेटा आएल बाँकी सभ काज गामेक मजदूर करत। ओना बोरिंगक काजमे गामक मजदूर अनाड़ीए छल मुदा अनाड़ियो तँ केते रंगक होइ छइ किने। जेते काज तेते जीवनी आ तेते अनाड़ी। जखने काजक बूलि भऽ गेल तखने जीवनी, आ जाधैर नै भेल रहल ताधैर अनाड़ी। तेतबे नहि, एक काजक जीवनी दोसर काजक अनाड़ी सेहो होइते अछि। तँए जीवनी-अनाड़ीक भेद करब कठिन। ओना, काजक भातियो जीवनी-अनाड़ी होइत अछि। जहिना एकपर साए धड़ा अछि तहिना कहैल तँ ‘एक’ पहिल सीमा भेल आ ‘साए’ दोसर सीमा, मुदा दुनूक बीच अनन्त ओतेक अछि जेते एक प्रतिशत आ साए प्रतिशत होइए तहिना काजोक अछि। एके काजक भीतर सालो रंगक काजक अंश होइत अछि। किछु अंशक बादे जीवनी मानल जाए लगैत अछि मुदा बूरागिर होइतो पूर्ण बूरागिर नहियेँ मानल जाइत। पूर्ण बूरागिर तखन मानल जाएत जखन काज एक समए-सीमाक भीतर होइत अछि। ओना, काजोक सीमाक निर्धारण ब्यास पद्धतिक अनुकूल होएत। जँ से नै होएत तँ

किछु एहनो काज केनिहार छैथ जे समैयो-सीमासँ पहिनहि कऽ दइ छैथ आ किछु एहनो छैथ जे काज तँ कऽ दइ छैथ मुदा समए-सीमा टपा कऽ। तँए कहि ओकरा अनाड़ी कहल जेतइ?

मुदा सम माटि निहने सवा साए कीट बोर आठे दिनमे जऽ गेल बेंगनो बढ़ियाँ, चालीस कीट बेंगना ओना जँ नीक बेंगन होइत तँ पनरहो कीटमे पाँच हाजार पावरक इंजन पूरा पानि पिकडैत, मुदा बेंगनोक तँ ठेकान नहि, नीक-अधला संगे अछि। कोनो बाउल—जेना सौनबी—एहेन होइत जइमे पानिक मात्रा पनरह प्रतिशतक आस-पास रहैत आ कोनो एहेन होइत जइमे असस्सी प्रतिशत तक पानि रहैत। मुदा बनसिंहलक बोरक बेंगनक स्थिति किछु भिन्न छल। नियियाँक तीस कीट बेंगनमे असस्सी प्रतिशत पानि छल आ ऊपरकामे कमा तँए डीकेदार बाजल-

"बनसिंहल बाबू, अहाँक तकदीर नीक अछि कहियो बोरिंग- भथन नै हएत। कहिक तँ तेहेन नियिल बाउल अछि जे सभ दिन पानि दिनदनाइते रहत। तँए नीक हएत जे जहिना भीत-घरमे ठेमा-ठेमा रद्दा पड़ैए तहिना किछु दिन जे बोर ठेमा जाएत तँ धँसना धँसैक सम्भावना समाप्त भऽ जाएत। ओना कम्पनियो-पाइपसँ बोर कएल अछि, पाइप लोड करैमे कोनो दिक्कत हेबे ने करत, मुदा अहाँ हरिमे कहै छी।"

डीकेदारक मुहसँ 'तकदीर' सुनि बनसिंहलक मन उधिया गेल। डीकेदारक ऐगला बात नीक नहाँति सुनबे ने केलक। अन्तिममे 'हरि'क चर्चा सुनि बाजल-

"डीकेदार साहैब, अहाँ कहियो बोरान थोड़े छी जे अधला करब। अहाँ तँ सद्यः स्वद्र भगवान छी, जेमहर ताकि दिऐ तेम्हरे ताड़ि दिऐ। जेना-जेना अहाँ कहब तेना-तेना करैले तैयार छी।"

डीकेदार बाजल-

"हमरो गाम गेना बहुत दिन भऽ गेल। अप्पन ऑफिसक छुट्टीक काजो ने अछि कहिक तँ बोर करैक सीमा जेते अछि तइ पूरैमे एकबेर गामसँ घुमि आएब। अहूँक काज नीक हएत आ अपनो काज भऽ जाएत।"

कहि डीकेदार गाम चलि गेल।

पनरह दिन बीति गेल। जेठ चढ़ए लागल। रोहिणी नक्षत्रक आगमन भऽ गेल। संयोगो नीक रहल जे आगाँ बहिड़िया हाल सेहो भऽ गेल। जहिना भक्त भगवानक मूर्ति होइत तहिना बनसिंहलक मनमे उठल- अपनो हाथ पानि आबि गेल, ऊपरसँ भगवानो देता। पानिक चनकि बनि जाएत।

जहिना टक्कुली अपन पाँखिक होश केने बिना हवामे उड़ैत-उधियाइत ओतए तक पहुँच जाइए जेतए ओकर पाँखि बिकाबू भऽ टूटि जाइ छै, मारे माटिक चुट्टी वा गाछक घोड़नकेँ पाँखि होइते जहिना भरैक दिन लागिया जाइ छै, मुदा बुद्धि नै पबैत अछि तहिना बनसिंहलकेँ हुअ लागल। मुदा रोहणियेँ हाल जहिना चनीक शक्तिमे नव उर्जा दैत तहिना बनसिंहलक मनमे आएल। पत्नियोँ आ दुनू बेटोकेँ शोर पाड़लक।

